सौभाग्य छल नीक-नीक बात-विचार करब। तैठाम दरबज्जा टूटि आँगन घरक कोठरी बनि गेल अछि!!! जैठाम कम-सँ-कम लोकक पैठ रहैए, जैठाम आनक सुख-दुख सुनैक आ सुख-दुखक दबाइ बुझैक अवसर नै भेटैए! तैठाम पति-पत्नीक सम्बन्धक आधार की बनि सकैए। देखा-देखीक दुनियाँमे चिन्ता चिन्तन किए रहत। जौं से नै रहत तँ मनक सुखक दिशाक धारा किए ने बदलत। जीवित-मृत्युक निर्णए के करत? केना हएत? कोनो मुसरा गाछ होइ आकि लतियाएल लत्तीक होइ, ओकर बाढ़ि ताधरि समीचीन होइत जाधरि ओकरा अनुकूल वातावरण भेटैत रहैत। ओना लाखो किड़ी-मकौड़ी कोमल किसलयकेँ नष्ट करैबला अछि मुदा प्रकृतोक तँ गजब गढ़नि अछि, एक-दोसराक नष्ट करैबला सेहो मौजूद अछि। बिनु मुँहक गाछ वा लत्तीक दशा तँ ओहने होइ छै जेहने साँपक मुँह थकुचेलाक पछाति होइ छै।

जीवानन्दकेँ एहसास भेलनि जे हमरापर नै, पत्नीपर घर-ठाढ़ अछि। जँए घर ठाढ़ अछि तँए समाजक परिवार कहबैक लाली अछि। मुदा समाज तँ ओहिना नै केकरो महत दैत? सेवाक अनुकूल केकरो महत दैत अछि। से हमरासँ की भेलै? जखनि किछु ने भेलै तखनि केते महत हेबाक चाही? मुदा जेकरा घर-परिवार गाम बुझै छी, तेकरा छोड़िए केना देब। मुदा ई प्रश्न तँ गामक छिऐ, अपन नै। परिवारमे जे छहर-महर भेल ओइमे हमरा कमाइसँ की भेल? यएह ने भेल जे बेटीक बिआह केलौं, बेटाकेँ पढ़ेलौं-लिखेलौं। अंतिम अवस्थामे अपन घर बनेलौं। मुदा बेटीक बिआह, पढ़ाइ-लिखाइ एते भारी किए अछि जे जिनगी भरिक कमाइसँ लोककेँ पारो ने लगै छै। जौं एतबेमे सभ ओझरा जाए तँ समाजक गति केहेन हएत? जौं समाज दुरगतिक चालि पकड़ि चलत तँ मनुखक पैदाइस केहेन हएत। जैठामक जेहेन मनुख तैठाम तेहने दुनियाँ।

करोट फेरिते जीवानन्दक मनमे उठलनि जे हारि मानी झगड़ा फड़ियाए। पत्नीसँ क्षमा माँगि लेब। जौं से नै माँगब तँ हुनकर विचार छियनि जे घरमे रहए दथि वा नै। समाजक संग तँ वएह रहली। पत्नीक प्रति जे प्रेम हेबाक चाही से कहाँ कहियो भेल। क्षण-पलक सम्बन्ध रहल जीवन-लीलाक सम्बन्ध कहाँ रहल। हुनकर दुनियाँ हमरासँ भिन्न रहलनि। मुदा आइ

तँ ओही दुनियाँक जरूरति हमरो भऽ गेल अछि। खंड विकसित देशमे जहिना जनता-सरकारक बीच सम्बन्ध रहैत, तहिना ने भऽ गेल अछि। जेना पति रूपमे ओ सेवा केलनि तेना कहाँ केलियनि। जौं से करितियनि तँ ओ ओहिना ओतै अँटकल रहितथि, जेतए नामो-गाम नै सीखि पेली। जतबो समए गाममे बितेलौं, हुनकर कमाइ खेलियनि, तेतबो तँ हुनका नै कऽ सकलियनि।
तेतबे नै, दरबज्जापर जे माल अछि, हुनका (पत्नी) देखि भूख-पियास कहए लगै छन्हि मुदा हमरा देखि घिरनी जकाँ नाचि भगबए चाहैए। अठबारैओ जौं अबैत रहलौं तैयो तँ अपन बूझि खाइ-पिऐले किछु ने केलिऐ। कोनो कि मनुख छी जे घड़ी-मोबाइल देखि मिनट-सेकेण्ड बूझत, ओकरा लेल तँ अठबारैओ सटले-दिन भेल। तहिना तँ गाछीओ-बिरछीक अछि। जुड़शीतल दिनसँ ओकरा जलढार हेबाक चाही से अनका तँ कहलिऐ, मुदा...?

... किए ओ अपन बूझत?

जहिना सासुरमे जमाए सासु-ससुरक आगू लाड़-झाड़ करैत जे ई नै अछि ओ नै अछि। तहिना जीवानन्द ओछाइनसँ उठि, बैसैत पत्नी दिस देखि बजला-

> "एते दिनक जिनगीमे कहयो निठूर दूध नै खेलौं? आब अहाँक दरबारमे छी, जेना राखी।"

पतिक बात सुनि सुनयना विह्वल भऽ गेली। अपन कर्तव्यक बोध भेलनि। पतिक सेवा पत्नीक पहिल दायित्व। लटारम्ह करैत बजली-

> "एना संस्कृतमे नै कहू, भखियौटीमे कहू जे की कहै छी?"

पत्नीक बात सुनि जीवानन्दक मन हरा गेलनि। जैठाम सुग्गा-मेना संस्कृत पाठ करै छल तैठाम मनुखक दूरी एते किए भेल? प्रश्नमे ओझराइते बुकौर लगि गेलनि। बोली नै फुटलनि।

आजुक शिक्षक जकाँ जीवानन्दक जिनगी नै रहलनि। शिक्षक समाजक प्रति समरपित छला। ओइ समाजक बीच पढ़ाइ-लिखाइ प्रतिष्ठाक मूल बिन्दु छल। ओ सभ मानै छथि जे जइ विषयक जरूरति विद्यार्थीकेँ ट्यूशन पढ़बाक होइ छै ओइ विषयक पढ़ाइमे कमी छै। विद्यार्थी लेल किछु सहज विषय होइत अछि किछु कठिन। मुदा जइ विषयक जे शिक्षक होइ

छथि हुनका लेल तँ ई समस्या नै भेल। जौं हुनकामे शिक्षण-कलाक पूर्णता हेतनि तँ विद्यार्थीकेँ किए समस्या ग्रस्त रहए देथिन। की वजह छै जे अपना ऐठाम अदौसँ लऽ कऽ अखनि धरि शिक्षण-संस्थानमे छड़ीक चलनि नै रहल मुदा तँए कि कियो पढ़ि-लिखि विद्वान नै भेला। भेला।

जइ हाइ स्कूलमे जीवानन्द शिक्षण कार्य करै छला ओइ विद्यालयकेँ अपन छात्रावास सेहो छै। जइमे पचाससँ ऊपर छात्रो आ अदहासँ बेसी शिक्षको रहै छथि। मेसमे भोजन बनै छै आ जएह विद्यार्थी लेल सहए शिक्षको लेल होइ छै। ओना शिक्षक सभ अलगसँ दूध कीनि रातिमे सुतै बेर पिऐ छथि। जीवानन्दो पिऐ छथि।

जहिना बाटमे हराएल बटोही दोसरकेँ पुछैत, मुदा उत्तर देनिहारो बटोही तँ रंग-बिरंगक होइत अछि। कियो एहनो होइत जे अपने हरेबाक चर्च करैत तँ कियो हराएब छिपबैत आरो दोसरकेँ हराएल बाट देखा दैत आ कियो एहनो होइत जे कहैत जे संगे चलू। ऐ आशाक संग चलैक बात कहैत जे जौं किछु नै कहबै तँ गोंग कहत, मुदा बिनु बूझलमे की जवाबो देल जा सकैए। ओ संग केने ताधरि चलैत रहैए जाधरि आँखिगर नै भेट जाइत अछि। अर्द्धांगिनीक रूपमे सुनयना पुछलखिन-

''की सुच्चा दूध कहलिऐ?''

जीवानन्द बजला-

''पैंतीस सालक नोकरीमे कहियो सुच्चा दूध नै पीब सकलौं। पीलौं जरूर मुदा एकरा अदहासँ बेसी खाएब थोड़े कहल जेतइ।''

जहिना मृत्तासनपर चढ़ल राहीकेँ सर-समाज आ कुटुम-परिवारक लोक आबि-आबि जिज्ञासा करैत जे भैया, कि काका, आकि बाबा कथी खाइ-पीबैक मन होइए, तहिना सुनयना पुछलखिन-

''एते दिन जेतए अहाँ छेलौं छेलौं, हम छेलौं छेलौं। मुदा आब तँ ओतए अहूँ रहब जेतए हम छी।''

पत्नीक विचारक गांभीर्यसँ जीवानन्द आँखि पड़ल अजगर साँपक सोझसँ पड़ा नै पाबि, बजला-

> ''कहलौं तँ बेस बात मुदा मनुख तँ मनुखक बीच किछु बंधन निर्धारित कऽ रहैए। डोरी-पगहाक जरूरति तँ पशु लेल होइत। मुदा बान्ह तँ एकमुड़िया नै भऽ सकैए। ओकरा लेल तँ जाधरि दू-मुड़िया नै लटपटौल जाएत, ताधरि गीरह केना पड़तै। जाधरि कुशियारक गाछ जकाँ गीरह नै बनत ताधरि रस-जल केना समटाएल रहत।''

पत्नीक प्रश्न सुनि जीवानन्द जिनगीक ओझरी देखए लगला जे ई बन्धन छूटल कहिया। तड़सैत मन पत्नीक करेजमे पहुँचलनि। जहिना निशाँएल लोक अपने अड़-दड़ बजैत तहिना जीवानन्द बाजए लगला-

> ''कामिनी, सेविकाक रूप छोड़ि संगी कहिया बुझलयनि। ई दोख केकर। मुदा दोख तँ दुनू दिस देखए पड़त। पत्नी कोन रूप देखलनि। सभ दिन ओ पति बूझि सेवा करैत एली। कहियो किछु नै मंगलनि। अपन परिवारक स्तर बूझि अपनाकेँ सम्हारि रखली।''

बड़बड़ाइत पतिकेँ देखि सुनयना बजली-

> ''हारि मानी झगड़ा फड़ियाए। एके बेर बाजि जाउ जे जे हूसल से हराएल। जे जीबए से खेलए फागु।''

मरैत रोगी जकाँ जीवानन्द बजला-

> ''सुच्चा दूध आबो नै पीब सकै छी?''

> ''पीब सकै छी। जखनि गाए पोसैक लूरि अछि तखनि किए ने पीब सकै छी। मुदा जैठाम दिन-राति लुटनिहार लूटि रहल अछि तैठाम थनक दूध कंठ लग पहुँचत कि नै, तेकर कोन बिसवास अछि।''

पत्नीक प्रश्न सुनि जीवानन्द जी-जी कऽ उठला। बिसरल बात मन पड़लापर जहिना ओकर रूपो-रेखा सोझमे आबए लगैत तहिना भेलनि। बजला-

''शुद्ध-अशुद्ध दूध ने एक परिवारक समस्या छी आ ने एक गामक। दूधमे पानि देब चलनि भऽ गेल अछि। ओना जे अपने गाए-महिंस पोसि दूध खाइ छथि तिनकर संख्या कम छन्हि। जे बेचिनिहार छथि ओ दूध बेचि चाउर-दालि, तरकारी इत्यादि कीनै छथि, खाली दूधेटामे पानि नै देखै छथिन। आनो-आनो तहिना, तखनि कएल कि जाए। कुल-मिला कऽ देखलापर यएह ने देखि पड़ैत जे ताड़ी पीयाक गांजा पीयाककेँ गारि पढ़ि कहैत जे फोकटिया अछि। अहिना एक-दोसरमे सटल सम्बन्ध अछि। सभकेँ सभ गारि पढ़ैए आ सबहक सभ सुनैए। तहूसँ टपि अपने मुहेँ गरिया अपने सेहो सुनैए।''

विह्वल भऽ सुनयना टोकलकनि-

''तखनि उपए?''

''उपए एतबे जे जेते परिवारमे खर्च हएत कम-सँ-कम तेते उपारजन कऽ लेब तखनि परिवारक पार लगि जाएत। गाममे जेते खर्च अछि ओते गौआँ मिलि उपारजन कऽ लेता तँ गामक पार लगि जाएत। समाजेक कल्याण ने देशक कल्याण छी।''



# कर्ज

जमीन निलामीक नोटिश पाबि बरिसलालक सभ आशा ओहिना झड़ए लगल जहिना वसन्तसँ पूर्व गाछक पतझर होइत वा फलसँ पहिने फूल झड़ए लगैत। हलसैत जिनगीक आशा देखि बरिसलाल खेती लेल, बैंकसँ कर्ज लऽ बोरिंग-दमकल करौलक। मुदा समैपर कर्ज अदा नै कए पाबि, जइले कर्ज लेलक सएह हाथसँ निकलैत देखि सोगसँ सोगाएल अखड़े चौकीपर पेटकान दऽ मने-मन सोचैत जे की करैत की भेल। सौनक मेघ जकाँ दुनू आँखि नोरसँ ढबढबाएल।

बीसम शताब्दीक आठम दशकमे हरित-क्रान्तिक हवा घुसकैत-घुसकैत गाम धरि पहुँचल। नव हवाक सुगंध नाके-नाक खेत-खड़िहाँनमे पहुँचल। गामक किसानक सीमांकन शुरू भेल। ओना सीमांक नाम-मात्रेक भेल मुदा भेल तँ। नाम-मात्र ऐ लेल जे सैद्धान्तिक रूपमे तँ सीमांकनक रूप रेखाा तैयार भेल मुदा जमीनक ओझरी कँटहा बाँस जकाँ ओझराएल। कड़चीसँ बेसी काँट। एक-एक कड़चीमे सएओ काँट। सोरगर-मोटगर पाकल देखि भलहिं आरीसँ जड़ि काटि दियौ मुदा झोझसँ निकालब तँ असान नै। जइसँ बेवहारिक पक्ष कमजोर पड़ल।

चारि श्रेणीक अन्तर्गत किसानकेँ रखल गेलनि। ढाइ एकड़सँ निच्चाँ एक श्रेणी, चारि एकड़सँ निच्चाँ दोसर श्रेणी, दससँ निच्चाँ तेसर आ तइसँ ऊपर चारिम। निचला किसान लेल सरकारी खजाना खूगल। रंग-रंगक प्रोत्साहनक घोषणा भेल। सरकारी घोषणा, तँए सभले भेल। मुदा बैंकक माध्यमसँ भेटत। जइ माध्यमसँ भेटत सएह नगण्य। एक दिस फौज जकाँ किसान दोसर दिस जैठामसँ भेटत, सएह नै। मुदा तैयो गोटि पंगरा तँ छेलैहे। सरकारी सुविधा सब्सिडीक रूपमे भेटत। तेकर कार्यालय भिन्न बनल। किसानक बीच प्रोत्साहनक घोषणासँ नव जागरणक संचार भेल। गाम-गाममे भी.एल. डब्लूक माध्यमसँ काजक सूत्र तैयार भेल। आने किसान जकाँ पाँचम किसान बरिसलालोक डेग बढ़ल। एक-तिहाइ सब्सिडी सुनि केना ने बढ़ैत। जखने किसानक हाथ पानि औत तखने चौमसिआ खेती बारहमसिआ बनि जाएत। जखने बारहमसिआ बनत तखने ने किसान डारि-

डारि झूला लगा बरहमासा गौत। नै तँ छह मासे, चौमासे ने गौत। जे चौमास किसानक बखारी छी, तेहीमे ने भाँग-धुथुर उपजैए!

वस्तुगत काज तँ नै मुदा चौरीसँ चौमास धरिक, चारि गुणा उपजाक नक्शा तँ किसानक मनमे बनबे कएल। बीघा-एकड़क हिसाब भलहिं अखनो धरि नै फड़ियाएल मुदा-एकड़-हेक्टेयर तँ आबिए गेल। किछु एनए किछु ओनए कऽ किसान हिसाब तँ बैसाइए लेलक।

अखनि धरिक जे छोट आ मध्यम किसान महाजनीक कर्जमे डूमल छल ओइमे पूजीपतिक प्रवेशक दुआर खूगल। कम सूदिक बात तँ आएल मुदा छह मास पछाति सूदि-मूरि बनि जाइत से एबे ने कएल। अखनि धरि सूदिक-सूदि प्रथा नै छल से आएल। भलहिं केतौ महाजन सप्पत खा केकरो घराड़ी लऽ लेने होइ आकि केतौ सप्पत खा कर्जा डूमल होइ, ई अलग बात। आजुक दहेज ओते भारी नै छल जेते माए-बापक सराध। ओना दहेजोक जड़ि मजगूत बनि रहल छल, किएक तँ शहरक आमदनी गाम दिस आबए लगल छल।

गाममे छोट -सीमान्त-माध्यम- पैघ लगा किसानोक संख्या बेसी मुदा बोनिहारक संख्यासँ कम अछि। ओना सभ गामक रूपो-रेखा एक रंग नहियेँ अछि। कोनो गाम एहेन जइमे पाँच प्रतिशतसँ कम जनसंख्या नवे-पनचानबे प्रतिशत जमीन पकड़ने, तँ कोनो गाम एहेन जइमे दस पनरह-प्रतिशतक अंतर। एहनो किसान जिनका अपन जमीनक अता-पता नै बूझल तँ एहनो किसान जे अपने सबतूर मिलि खेती करैत। तइ संग एहनो जे खेतक आड़िपर पहुँच जूति-भाँति तँ लगबैत मुदा अपने हाथे किछु नै करैत। गाछी-खरहोरि, बँसवाड़ि, घराड़ी लगा बरिसलालकेँ पाँच बीघा जमीन। दू बीघा बेख-बुनियादिमे फँसल बाँकी तीन बीघा जोतसीम। एकटा बड़द रखने। सफटैती कऽ खेती करैत। ओहू तीन बीघा जोतसीम जमीनमे तीन मेल। पनरह कट्ठा चौरीमे मलगुजारीक संग लगतो साले-साल डुमैत। मुदा छोड़िओ केना देत, आखिर खेत तँ खेत छी। रौदी भेने ओहीमे ने उपजा होइ छै। बाँकी सवा दू बीघा मध्यमसँ भीठ धरि। दसो कट्ठा भीठमे मरूआ, भदै-गदैरक संग कुरथी-तेबखा होइत। गहुमक खेती तँ आबि गेल मुदा खेती लेल पानि चाही। पटबैक साधन पोखरि, जइसँ करीनसँ किछु अगल-बगलक खेती

होइत। लोकक बीच ने पढ़बै-लिखबैक जिज्ञासा रहै आ ने सुविधा। गनल-गूथल विद्यालय-महाविद्यालय। बरिसलालो दुनू बेटाकेँ गामक स्कूल धरि पढ़ा खेतीए काजमे लगौने। मिथिलाक किसान खेतक ओहन प्रेमी बनल रहला जेहेन पतिव्रता नारी जे बाल विधव होइतो प्रतिष्ठाकेँ कमलक माला बना गरदनिमे लटका हँसि रहली अछि! तहिना किसानो! जौं से नै रहल छथि तँ भागि-पड़ा अर्थशास्त्री बनि किए अपन खेत-पथारकेँ सम्पति नै बूझि प्रतिष्ठाक वस्तु बूझि रहल छथि? की ओहिना खेतीकेँ उत्तम आ नोकरीकेँ मध्यमक विचार देलनि। जौं एकरा मुहावरा-कहावत बना देखब तँ मिथिलाक चिन्तनधारा धरि नै पहुँच पाएब! जैठाम खेतकेँ अपन अधिकारक वस्तु बूझि अपना हाथक हथिहार बना अपन स्वतंत्रताकेँ अक्षुण्य रखैक विचार सेहो देलनि। ई तँ अपन-अपन विचार होइ छै जे कियो हथियारकेँ बम-बारूद बुझैत तँ कियो हाथक यार माने प्रेमी बूझि विचारक बाट बनबैक विचार बेक्त करैत। तहिना अस्त्र शस्त्र सेहो अछि।

मध्यम किसान वा लघु किसानक जीबैक जिनगी ब्लौटिंग पेपर सदृश बनि गेल छन्हि जेकरामे लालो रोशनाइ सोंखैक शक्ति छै आ करियो रोशनाइक। बाढ़ि-रौदी एकैसम शताब्दीक ऊपज नै अदौसँ रहल अछि। भलहिं कहि सकै छी जे धार-धूड़क बान्ह-छान्ह दुआरे हुअ लगल अछि, भऽ सकै छै केतौ-होइत हेतै, मुदा प्रश्न धारेक पानिक नै अछि। तहिना रौदीओ रहल अछि। धारोक कटनी-खोंटनी कम नै अछि। मिथिलांचलमे कोसी-कमला तेखार कऽ दुब्बरसँ धोधिगर धरि अछि। पानिक एक साधन भेल, दोसर बर्खा भेल। ओहन-ओहन बर्खा होइत रहल अछि जे पनरह दिन हथियाक बर्खाक ओरियान कऽ कऽ पूर्वज रखै छला। हथिया मात्र एक नै जेकरा बर्खा ॠतुक अंतिम नक्षत्र कहि टारि देब। ओना पानिक कोनो ठेकान नै, माघोमे पाथर खसि उपजल उपजाकेँ नाश करैत रहल अछि। अंतिमक जनम ताधरि नै होइत जाधरि आदि नै होइत बर्खा ॠतुक आदि आद्रा छी। तँए ''आदि आद्रा अंत हस्त'' ई भेल बर्खाक आँट-पेट। पूर्वज सभ स्पष्ट विचार देने छथि जे बर्खाक कोनो बिसवास नै, केते हएत। १९७१ ई.मे बंगला देशक लड़ाइक लगभग सालो भरि बर्खा होइते रहल, ओहन-ओहन बर्खा होइत रहल अछि जइमे सएक-सए घर खसैत रहल अछि। घरमे दबल-बाल-वृद्ध, धन-सम्पति नष्ट होइत रहल अछि मुदा तैयो ब्लौटिंग पेपर

जकाँ सोंखि किए जीबैक बाट धेने आबि रहल अछि। दुनियाँमे ने साधकक कमी आ ने साधना भूमिक, मुदा मिथिलांचल श्रेष्ठ किए? केतौक जाड़क साधना तँ केतौक तापक तप, जइमे तपि तपस्या करैत, तँ केतौ पानिक सौभरी ऋृषि बनि करैत। मुदा मिथिलांचल साधनाक फुलवाड़ी लगा रखने अछि। ओइ फुलवाड़ीक फूल सजबै छेली सीता।

ने मिथिलाक भूमि बदलल, आ ने बदलल ऋृतु ऋृतुराज, बदलि रहल अछि खाली बोतलक रस। घरक समस्या कहाँ? समस्या तँ तखनि उठैत जखनि रहैक घरसँ घरभाड़ा असुलैक विचार जगैत। गाछक निच्चाँ सात-हाथ नौ हाथक घरमे जीवन-यापन कऽ वेद-पुराण सिरजलनि। की दुनियाँक देखिनिहार मिथिलांचल छोड़ि देखि रहला अछि, जौं से नै तँ समस्याकेँ कोन रूपे देखलनि। यएह ने सरकारी योजना जहिना कागतपर औषधालय बना साले-साल मरम्मतक नामपर योजना लूटाइत रहैत आ पान सालक बाद माटिपर खसा मलबा हटबैक खर्च होइत। खेतसँ उपजल खढ़, बाँस साबेक घर बना समस्याक समाधान करै छला। ओ सभ अपन विचारकेँ स्वतंत्र रखि स्वतंत्र जीवन बेतीत करै छला। पढ़ै-लिखैक ओते समस्या नै, जेहेन जिनगी रहत तेतबे बुधिक ने जरूरति। बेसी भेलासँ तँ लोक छड़पि-छड़पि अनको गाछक आम तोड़ए लगैए। भलहिं अपन पूर्वजक घराड़ीपर नढ़िया किए ने भुकए, मुदा दुनियाँकेँ मातृभूमि कहि सेवारत् रहै छी। ओही रूपक फूसिघर बना जिनगीक गारंटी केने छला। अखुनका जकाँ नै जे एक दिस लग्गी लगा भाँटा तोड़ैक बाट धेने छी आ दोसर दिस हजार-दस हजार जीबैबला ऋृषि-मुनिक दुहाइ दइ छी। एकैसम सदीमे कियो अपनाकेँ अगिला पीढ़ीक नजरिक पुतली बना रहल छी। जहिना बर्खा, तहिना जाड़ तहिना रौद-ताप, बाल जीवनसँ लऽ कऽ वृद्ध तकक अनुभव कऽ अपन जिनगीकेँ असथिर बना नीक-नीक उमेर पबैत रहला अछि।

पश्न उठैत जे की एहेन विचार मरि गेल आकि जीवित अछि? ने मरल आ ने स्वस्थ भऽ जीवित अछि। गाम-समाजमे लटपटाइत जीवित जरूर अछि मुदा...। जीवित ऐ रूपे अछि जे अखनो खेतीकेँ उत्तम मानल जाइत अछि। कृषि जिनगीकेँ थाहि चलबैए। तहूमे सामाजिक स्तरपर तँ आरो थाहल अछि। जौं जिनगीमे दोसराक जरूरति नै हुअए तँ ऐ सँ नीक जीवन

केकरा कहबै? आजुक हवा भलहिं जेते जोर मारए मुदा हवा असथिर वस्तुकेँ कहाँ किछु बिगाड़ि पबैए। अनभुआर धारमे ने नम्हर-नम्हर जलचरक भय रहै छै किएक तँ धुमैत धारमे जे गहींर-गहींर मोइन खुना जाइ छै तइमे ने डुमैक डर, जौं से नै तँ डुमैक डर केतए। तहिना ने धरतीओक बीच अछि। जहिना पानिमे गोहि, नकार आदि रहैए तहिना ने धरतीओपर बाघ सिंह, नाग बास करैए। थाहल जिनगीक अर्थ ई जे जौं तीन बीघा वा दू बीघा जमीनमे समुचित बेवस्था कऽ खेती कएल जाए तँ युगानुकूल मनुख बनब बड़ भारी नै। जिनगी तखनि भारी बनैए जखनि गरथाहमे जिनगी पड़ि जाइत अछि। किसानक जिनगीकेँ पंगु बना देल गेल अछि। जौं से नै तँ सरकारी बेवस्था कोन -किसान हितैषी- जिनगीक कोन जरूरतिकेँ पूरा नै कऽ पाबि सकैए, मुदा नीको-नीको -दस बीघासँ ऊपरबला किसान- परिवार ने अपना बेटाकेँ नीक शिक्षा दऽ पाबि रहल अछि आ ने जनमारा बिमारीक इलाज कऽ पाबि रहल अछि। जहिना सुति उठि सीता-राम, राधा-कृष्ण वा सतनामक नाम लेल जाइत तहिना ने आब टाटा-पापा लैत उठै छी। मुदा, की हम सभ नढ़रा मकै सदृश जिनगी नै जीबै छी जे भोगार गाछ रहितो अन्नक केतौ पता नै। कृषि तँ आमक बगीचा वा खीड़ाक लत्ती सदृश अछि। जहिना गाछक पल्लवक मुहसँ गिरहे-गिरहे पल्लव निकालि डारि बनैत रहैए, खीड़ा लत्तीक मुहसँ लत्ती बनि फुलाइत-फड़ैत रहैए तहिना ने जिनगीओ छी जे धरतीसँ जनमि फुलाइत-फड़ैत विसरजन करत। खेत तँ ओहन सम्पति छी जे जिनगीकेँ आगू-बढ़बैक शक्ति रखैए। केतबो शक्तिशाली किए ने आगि हुअए मुदा जौं ओइमे नव ज्वलनशील वस्तुक समागम नै हेतै, तँ केते काल ओ जीवित रहि सकैए। जाधरि धार टपनिहार वा सरोवरमे स्नान केनिहारकेँ पानिक थाह नै लगि जाएत ताधरि धार टपब वा स्नान करब तँ अथाहे अछि। जाधरि अथाह रहत ताधरि शंका रहबे करत। जाधरि आशंका रहत ताधरि विचार प्रभावित हेबे करत। मुदा एतेकक बावजूद हम किए...? की हम नै जनै छी जे जाधरि कृषिकेँ सर्वांगिन विकासक प्रक्रिया नै अपनौल जाएत ताधरि नचारी-सोहर केते काल सोहनगर हएत। हर आदमी हर परिवारकेँ ठाढ़ भऽ चलैक प्रश्न अछि, नै कि एक दोसराकेँ छिटकी मारि खसबैक।

पाँचटा किसानक संग बरिसलाल सेहो बोरिंग-दमकलक विचारकेँ आगू बढ़ौलक। प्रखण्ड कार्यालयसँ फार्म लऽ बैंकमे आवेदन केलक। संगीक जरूरति तँ पड़बे केलै किएक तँ जिनगीमे पहिल खेप प्रखण्ड कार्यालय आ बैंक पहुँचैक अवसर भेटलै। नव योजनाक काज बैंकमे आएल। ओना गामक आ गामक किसानक हिसाबे बैंकक संख्या दूधक डाढ़िए छल, मुदा छल तँ। बरिसलालक आवेदन स्वीकृति करैत जमीनक बौण्ड बना माइनर एरीगेशनकेँ काज करैक भार देलक। बैंक-कर्जक सूदि शुरू भेल।

माइनर एरीगेशनक आँट-पेट छोट। एकाएक काजमे बढ़ोत्तरी भेल। ने काज करैक औजार अधिक आ ने करैबला। तँए ठीकेदारीक चलनि। तहूमे एक अनुमंडलक बीच एकटा कार्यालय। लेनिहार हजार हाथ देनिहार एक। मुदा तैयो बरिसलालक आदेश पत्रकेँ फाइलमे लगा देल गेल। एक-तिहाइ सब्सिडी लेल सब्सिडी कार्यालयक जरूरति। सब्सिडी कार्यालय जिलाक अन्तर्गत। दौड़-बरहा करैत बरिसलालकेँ खर्चक संग-संग साल बित गेल। वरसातमे एक तँ धसना धूँसैक डर दोसर लोक खेती कहिया करत। बोरिंगक काज छोड़ि बरिसलाल खेतीमे लगि गेल। साल बितल दोसर साल शुरू भेल। ताधरि बैंकक कर्जक चक्रवृद्धि ब्याजक दरसँ एते मोटा गेल जे सब्सिडी उधिया गेलै।

दोसर साल शुरूहेसँ बरिसलाल काजक -वोरिंग-दमकलक- पाछू पड़ि गेल। आइ-काल्हि करैत माइनरो-एरीगेशनक काज आ सब्सिडीओ ऑफिसक काज लटकले रहलै। चढ़ैत बैसाख -दोसर साल- बरिसलाल रघुनन्दनकेँ कहलक-

> ''बौआ, छोड़ि दहक। बोरिंग नै भेल तँ करजो तँ नहियेँ भेल। बुझबै जे एते दिन घुमबे-फिरबे केलौं।''

बैंकक प्रक्रिया रघुनन्दनकेँ बूझल। बरिसलालक बात सुनि अवाक् भऽ गेल। मन कलपि उठलै बाप रे, सूदि-मूरि लदा गेलै, कोट-कचहरीक मुद्दा बनि गेलै। दोख केकरा लगतै। कोन मुँह लऽ कऽ समाजमे रहब। ग्लानिसँ मन बिसाइन भऽ गेलै। साहस बटोरि रघुनन्दन बाजल-

''काका, जँए एते दिन तँए दू मास आरो। बैसाख-जेठ बँचल अछि। काल्हि चलू या तँ अपन काज आपस लेब वा हाथ पकड़ि काज कराएब। तइले जे हेतै से देखल जेतै।''

रघुनन्दनक बात सुनि बरिसलाल ठमकि गेल। बाजल-

''बौआ, हम तँ तोरेपर छी, आगिमे जाइले कहऽ आकि पानिमे तोरासँ बाहर थोड़े हएब।''

बरिसलालक विचार सुनि रघुनन्दनक मनमे उत्साह जगल। दोसर दिन दुनू गोटे -बरिसलाल, रघुनन्दन- माइनर एगरीगेशनक कार्यालयसँ बोरिंग गाड़ैक सामान नेने आएल। गाड़ैक दिन तकबए गेल तँ आगूमे भदबा पड़ैत रहए। जोड़-घटाउ करैत आठ दिन पछाति बोर करब शुरू भेल। सिरिफ ठीकेदारे टा आएल बाँकी सभ काज गामेक मजदूर करत। ओना बोरिंगक काजमे गामक मजदूर अनाड़ीए छल मुदा अनाड़ीओ तँ केते रंगक होइ छै। जेते काज तेते जीवनी तेते अनाड़ी। जखने काजक लूरि भऽ गेल तखने जीवनी, जाधरि नै भेल ताधरि अनाड़ी। तेतबे नै, एक काजक जीवनी दोसर काजक अनाड़ी सेहो होइत। तँए जीवनी-अनाड़ीक भेद करब कठिन अछि। ओना काजक भीतरो जीवनी-अनाड़ी होइत। जहिना एकपर सए खड़ा अछि। कहैले तँ एक पहिल सीमा भेल आ सए दोसर सीमा मुदा दुनूक बीच अंतर ओते अछि जेते एक प्रतिशत आ सए प्रतिशत। तहिना काजोक अछि। एके काजक भीतर सएओ रंगक काजक अंश होएत। किछु अंशक बादे जीवनी मानल जाए लगैत मुदा जीवनी -लूरिगर- होइतो पूर्ण लूरिगर नै मानल जाएत। पूर्ण लूरिगर तखनि मानल जाएत जखनि काज समए सीमाक भीतर होइत। ओना काजोक सीमाक निर्धारन व्यास पद्धतिक अनुकूल होएत। जौं से नै होएत तँ किछु एहनो काज केनिहार होइत जे समैओ-सीमासँ पहिने कऽ लैत आ किछु एहनो होइत जे काज तँ कऽ लैत मुदा समए सीमा टपि कऽ करैत। तँए कि ओकरा अनाड़ी कहल जेतइ।

मुलाइम माटि रहने सबा साए फीट बोर आठे दिनमे भऽ गेल। लेयरो बढ़ियाँ। चालीस फीट लेयर। ओना जौं नीक लेयर होइत तँ पनरहो फीटमे पाँच हार्स पावरक इंजन पूर्ण पानि दैत, मुदा लेयरोक तँ ठेकान नै। नीक-अधला संगे होइत। कोनो बालु -सौतबी- एहेन होइत जइमे पानिक मात्रा

पनरह प्रतिशतक आस-पास होइत आ कोनो एहेन होइत जइमे अस्सी प्रतिशत धरि पानि रहैत। मुदा बरिसलालक बोरक लेयरक स्थिति किछु भिन्न छल। निच्चाँक तीस फीट लेयरमे अस्सी प्रतिशत पानि छल आ ऊपरकामे कम। तँए ठीकेदार बाजल-

> ''बरिसलालबाबू, अहाँक तकदीर नीक अछि। कहियो बोरिंग भथन नै हएत। किएक तँ तेहेन निचला बालु अछि जे सभ दिन पानि दनदनाइते रहत। तँए नीक हएत जे जहिना भीत घरमे ठेमा-ठेमा रद्दा पड़ैए तहिना किछु दिन जे बोर ठेमा जाएत तँ धँसना धँसैक संभावना समाप्त भऽ जाएत। ओना क्रेसिंग-पाइपसँ बोर कएल अछि, पाइप लोड करैमे कोनो दिक्कत हेबे ने करत, मुदा अहीं हितमे कहै छी।''

ठीकेदारक मुहसँ तकदीर सुनि बरिसलालक मन उधिया गेल। ठीकेदारक अगिला बात नीक नहाँति सुनबो ने केलक। अंतिम हितक चर्च सुनि बरिसलाल बाजल-

> ''ठीकेदार साहैब, अहाँ कि कियो बीरान थोड़े छी जे अधला करब। अहाँ तँ सद्य: इन्द्र भगवान छी, जेम्हर ताकि देबै तेम्हर ताड़ि देबै। जेना-जेना अहाँ कहब तेना-तेना करैले तैयार छी।''

ठीकेदार बाजल-

> ''हमरो गाम गेना बहुत दिन भऽ गेल। अखनि ऑफिसक छुट्टीक काजो ने अछि। किएक तँ बोर करैक सीमा जेते अछि तइ पूरैमे एक बेर गामसँ घूमि आएब। अहूँक काज नीक हएत आ अपनो काज भऽ जाएत।'' कहि ठीकेदार गाम चलि गेल।

पनरह दिन बित गेल। जेठ चलए लगल। रोहणि नक्षत्रक आगमन भऽ गेल। संयोगो नीक रहल जे अगते विहरिया हाल सेहो भऽ गेल। जहिना भक्त भगवानक मिलन होइत तहिना बरिसलालक मनमे भेल। अपनो हाथ पानि आबि गेल, ऊपरसँ भगवानो देता। पानिक धनिक बनि जाएब। जहिना

टिकुली अपन पाँखिक होश केने बिना हवामे उधियाइत ओतए पहुँचए लगल जेतए ओकर पाँखि बेकाबू भऽ टूटि जाइत। माटिक चुट्टी वा गाछक घोड़नकेँ पाँखि होइते मरैक दिन लगिचा जाइत, मुदा बूझि नै पबैत तहिना बरिसलालोकेँ हुअ लगल।

रोहणिया हाल जहिना धरतीक शक्तिमे नव उर्जा दैत तहिना बरिसलालोक मनमे आएल। पत्नीओ आ दुनू बेटोकेँ शोर पाड़लक। तेल विहिन बच्चाक मुँह लाली धरैत अनरनेबा जकाँ हरिअरसँ लाल होइत जाइत देखलक। तहिना पत्नीओक ओ दिन मन पड़लै जइ दिन हाथ पकड़ि जिनगीक भार उठौने रहए। मुदा, किए ने लोक भार उठौत? एकटा नव शब्द -word- ताधरि संग पूरैत जा धरि ओकर मथन होइत। नै तँ किए रहत। बड़ीटा दुनियाँ छै केतौ बौरु जाएत। पत्नीक नव रूप देखि बेटाकेँ सम्बोधित करैत बरिसलाल बाजल-

> ''बौआ, तोरा सभकेँ जहिना कोरा-काँखमे खेलेलिअ तहिना हँसी-खुशीसँ जीबैक ओरियान सेहो कऽ देलिअ।''

पतिक बात सुनि पत्नी सुशीलाक मन पहाड़क झरनासँ झड़ैत पानिक चमकैत रेत जकाँ चमकए लगलनि। बजली-

> ''सोझहे दीक्षा देने नै हाएत। एक-एक दिन, एक-एक क्षणक काजक बात बुझा दिऔ तखनि हएत?''

अखनि धरि बरिसलाल कोट-कचहरी करैत बहुत किछु सीख नेने छल। गाम-गामक खेती-पथारी, गाम-गामक माल-जाल पोसब, गाम-गामक फल-फलहरी, तीमन-तरकारीक खेती, माछ पोसब इत्यादि सुनि चुकल छल। जहिना मिड़ल स्कूलक बच्चा हाइ स्कूलमे प्रवेश करैत नव-नव पोथी देखि ललाए लगैत तहिना बरिसलालक दुनू बेटाक जिज्ञासा जगल। जिज्ञासा देखि बरिसलाल बाजल-

> ''बौआ, माटिमे धन छिड़ियाएल छै, बीछिनिहार चाही।''

अखनि धरि दुनू भाँइ आमक टुकलासँ लऽ कऽ पाकल आम धरि बीछि चुकल छल तँए बीछैक बात सुनि जेठका बेटा महावीर पुछलक-

“केना बिछबै बाबू?”

बरिसलाल बेटाक प्रश्न सुनि खुशिया गेल। आजुक बेटा जकाँ नै जे नोकरीओ करैत आ नोकरो रखैत। जखनि अपने काज अछि तखनि अपनासँ जे समए बँचत सहए ने दोसरकेँ देब। बाजल-

> “बौआ, अखनि तूँ सभ भारी काज करै जेकर नै भेलह हेन। ओना कनी-कनी कऽ हेन्डिल मारब सीख लेबह तँ दमकलो चलाएल भइए जेतह। मुदा जौं दस कट्ठामे सालो भरि तरकारीक खेती करबह तँ ओते कोन परदेशिया कमाएत। हँ समए बदलने लोक रंग-बिरंगक वृत्तिओ बदलि लेलक हेन। जइसँ किछु अनाप-सनाप सेहो भऽ रहल छै। मुदा बुधिक संग पूजी आ पूजीक संग बुधि नै चलत तँ अनेरे दब-उनाड़ होइत रहत।”

जेठक पूर्णिमा दिन बोरिंग लोड भेल। लोड होइसँ तीन दिन पहिने अपन ऊषा मशीन आबि गेल रहै। बोरिंग लोड कऽ ठीकेदार-मजदूर मिलि माछक भोज खा, सोलह घंटा पानि चला काज सम्पन्न केलक।

अखाढ़ चढ़िते मानसून उतरि गेल। पहुलके दिन एहेन बर्खा भेल जे खेत-पथारमे पानि लगि गेल। नीचला खेती बुड़ैक लक्षण धऽ लेलक। तेसरे दिन बाढ़ि चल आएल। पोखरि-झाखड़ि, चर-चांचर भरि गेल। पानिपर पानि आ बाढ़िपर बाढ़ि केते बेर आबि गेल। दहार भऽ गेल। एहेन दहार भेल जे नवान पावनिओ लोक बिसरि गेल। मुदा कातिक अबैत-अबैत रब्बी-राय छीटब शुरू भेल। गहुमक खोती नै भऽ सकल। अन्नमे गहुमक खेती सभसँ महग खेती होइत। मुदा धान नै भेने किसानक स्थिति बिगड़ि गेल। एक तँ ओहिना बरिसलालक स्थिति दू सालक दौड़-बरहामे बिगड़ि गेल तैपर दाही आरो बिगाड़ि देलक। सालो भरि बोरिंग-दमकल बैसल रहि गेल।

तरकारी खेतीक ओहन दशा बनि गेल जे बजार नै! कच्चा सौदा, नष्ट होएत।

देखैत-देखैत सतासीक बाढ़ि आ अठासीक भुमकम आबि गेल। जर-जर बसीसलाल फड़-फड़ करैत फड़फड़ा गेल। तही बीच बैंकक पक्षसँ जमीनक निलामीक नोटिश भेटलै।

# परदेशी बेटी

उबानि होइते घटक काका दाँत पीसैत काकीपर बिगड़ैत घर छोड़ि विदा भेला। मनमे उठलनि जे एहेन पड़ाइन पड़ा जाइ जे दोहरा कऽ ने घरक मुँह देखी आ ने घरेवालीक। मुदा ओहन क्रोधे आकि हँसऽबे कि जे दोसरपर नै बिसाए। घरक बात (पति-पत्नीक बीचक) तँए अनका कहबो उचित नै। दुनियाँमे केकरो कोइ नै कहै छै। भलहिं बिनु कहनौं दुनियाँ किए ने बुझैत होउ। मने मन घटक काकाकेँ पकिया निर्णए भऽ गेलनि। लोकोकेँ कोन मतलब जे बताह जकाँ अनेरो अनका देखि हँसि देब आकि बिनु मतल्बोक घंटा भरि सोखर पसारि देब। आन जकाँ नै जे आँगनसँ निकलि डेढ़ियोपर सँ पाछू घूमि-घूमि देखैत, देखबो केना करितथि? कोनो कि अदी-गुदी विचारक चोट लागल छन्हि, पुरुखे छिआ जे अखनो धरि बरदास केने छथि नै तँ मूसक दबाइ पीब नेने रहितथि।

एक तँ ओहुना अखनि घटक काकाकेँ टोकैक लग्न नै, कारण लगनक समए नै छी, लगनक समैमे ने पतियानी लागल काज रहै छन्हि कुसमैमे तँ दुनियाँक निअमे छै जे अपनो लोक पुछैले तैयार नै होइत अछि, घटक काका तँ सहजे विदाइ लेनिहार छथि। बिनु रेटक आमदनी। जेहेन मुँह तेहने आमद। नै टोकैक ईहो कारण रहनि जे मध-असरेसक गिरहस्ती चलैत, जेते समए लोक केकरोसँ गप करत तेते काल जौं देहे कुरिया लेत तँ ओइसँ बेसी नीक। भगवान केकरो अधला बना पठबै छथिन, भलहिं रोगे-बियाधि किए ने होउ। जौं सभ अधले रहैत तँ किए कियो देह कुरियबैले सोनाक सिक्का बना-बना आगूमे रखैत। ओहिना पैघ शैरीकार कहै छथि-

''हौहटिमे मजा है कि कलकलि में है,

खुदा ने दिया खुजली, कुरियाने में मजा है।''

खैर जे होउ। ओना किष्कारक समए रहने देवीओ देवता अखनि छुट्टी लऽ लेने छथि, चौड़चनक पछाति ज्वाइन करता। जहिना फुलही थारीमे जेते काल दही रहैत ओते बेसी कसाइन होइत, तहिना घटक कक्काक मन कसाइन होइत जाइत रहनि। जहिना भरल पेटक प्रेम गीतक स्वर आ जरल

पेटक प्रेम गीतक स्वरमे मात्राक भेद होइत तहिना घटक कक्काक मनमे उठैत रहनि जे आइ धरि कहियो नै उठल रहनि। केना नै उठितनि? सभ दिन दस गोटेक बीच हँसि-बाजि समए खटियबैत रहला आब जखनि शिव लिंग, फूल जकाँ वा नारियल-ताड़ जकाँ, फड़ैबला भेला तँ आनक कोन गप जे जाँघतर बसैवाली पत्नीओ दुतकारि देलकनि। ई तँ हुनके चाबस्सी होन्हि जे जहर-माहुरक कोन गप जे केकरो लग बजौ नै चाहै छथि। कसाइन बीच बिसाइन घटक कक्काक मनमे उठलनि। जिनगी भरि घरे बसबैक काज करैत एलौं मुदा...?

बेटा, प्रेमसँ चाहे बिगड़ि कऽ आकि पड़ा कऽ परदेश चलि गेल तँ चलि गेल। सबहक बेटी सासुर बास करैए, ओहो करह। मुदा पत्नी तँ पत्नी छी। जौं घरे नै तँ घरवाली की, आ घरेवाली नै तँ घर केहेन। भाड़ा घर जौं अपना घर सन होइतै तँ मूसे किए घरमे घर बनबैत। ओकरो तँ पानिए पाथरसँ ने जान बँचबैक छै। मुदा किए? अपन घर कियो अपन विचार अपन आँट-पेट आ लम्बाइ-चौड़ाइ नापि बनबैत तँए बेसी सुरक्षित होइत। मुदा गणेशजी अपन वाहनकेँ ई बात ने किए बुझा देलखिन जे लोकक घरमे जे घर बनबै छँ, से अपने जोकर बनबिहेँ। जइ भीतपर घर ठाढ़ अछि ओकरे किए जंजल बना दइए। जखनि भीते-जंजल भऽ जाएत तखनि हथियाक झाँट केना बरदास करत। मुदा घर खसत घर बन्हनिहारकेँ मुदा ओ-मूस तँ बीलमे अन्नक ढेरीपर अरामसँ पड़ल रहत। अकाससँ धरतीपर घर खसत, मुदा ओ तँ पताल दिस बनौने अछि। किए ने ओकर जान बँचले रहतै। तैबीच घटक कक्काक मनमे एकटा घटकैती आबि गेलनि। मन पड़िते मुस्की आबि गेलनि। ठोर बरदास नै कऽ सकलनि। खापड़िक तीसी जकाँ चनचना उठलनि। कहू जे बेंगबा सन छौड़ाकेँ इन्द्रक परी सन कनियाँ केकरा किरतबे भेलै। मुदा कलयुगक उपकार हत्या बरबरि। जौं से नै तँ जौं ओकरा अपन उपकार मन पाड़ि देबै तँ कि ओ नै कहत जे पाँचो टूक कपड़ा आ दैछना कथीक लेने रहिऐ। ओ खुशनामा देने रहए आकि काज करैक बोइन। मन घूमि पत्नीक ओइ बातपर आबि अँटकि गेलनि जे कहू ई केहेन भेल जे मुँह फोड़ि दुसैत कहलनि जे आगू-पाछू किछु सोचै नै छी आ जहाँ कोसीकातक बकेनमा दूधक दही आ तिलकोरक तरुआ आगू पड़ैए आकि बुधिए बिगड़ि जाइए। जइ परिवार लेल जिनगी भरि झूठ-फूसि बाजि, नीक-अधला काजक विचार नै

केलौं तइ परिवारमे एहेन गंजन हुअए तँ मनुख केना रहत? खौंझ आरो तेज भेलनि। ओ (पत्नी) रस्तामे रोड़ा अँटकौनिहार के? दस गाम घूमै छी, दस लोकमे रहै छी हम आ उपदेश देती ओ? जे सभ दिन जाँघक निच्चाँ रहली, ओ छड़पि कऽ छातीपर चढ़ि मुक्का देखौती; एहेन पुरुष हम नै छी। जहिया जे हेतै से हेतै अखनि घरसँ नै पड़ाएब। भक्क खुगलनि तँ देखलनि जे किलोमीटर हटि दोसर टोल लग पहुँच गेल छी। घूमि कऽ आँगन केना जाएब? केतबो किछु भेल तँ भेल मुदा पुरुष अपन पुरुखपाना केना छोड़ि देत? नेरौल थूक केना चाटत? मुदा अपने फुरने घुमऽबो केहेन हएत? मरदक बात वाण समान होइए जे धनुषसँ निकलि गेल निकलि गेल। कहि दुनू हाथक तरहत्थी माथपर लऽ बैस रहला।

जहिना किसान, बिनु खुरपीओक गाछक जड़ि लग बैस चुटकीएसँ खढ़ उखाड़ि कमठौन करए लगैत, तहिना घटक काका घुमैक ओरियान सोचए लगला। मुदा लगले मन तुरुछए लगलनि। ई तँ धोबियो कुकुरसँ टपब हएत, जे ने घरक आ ने घाटक। जौं बलजोरी घरमे रहौ चाहब तँ पत्नी केते मोजर देती। मन घुमलनि। हमरो एते नै अगुतेबाक चाही छल। गल्ती अपनो भेल। एना जे लोक छोट-छोट बातपर घरसँ पड़ाएत तँ कहियो कुकुर-बिलाइ जकाँ अपन घर हेतै। साँझू पहर, जखनि लोक बाध-बोनसँ अबैए तखनि केकरा घरमे ने हर-हर-खट-खट होइ छै, मुदा कहाँ कियो हमरे जकाँ फूलि कऽ पड़ा जाइए। जौं एक रत्ती दब-उनार बात पत्नी कहबे केलनि तँ की हेतै। कोनो कि जड़ि भीरा कऽ टिक काटि लेलनि। अर्द्धांगिनी छथि, बाल-बच्चा आ परिवारपर जेते अधिकार पतिक होइत तइसँ कम की पत्नीओक होइत अछि। बेटा-बेटी तँ दुनूक छी। ई तँ समैक दोख छी जे कखनो गरमी रौदमे गरमा दैत अछि तँ कखनो ठंढाए दैत अछि। सौझुका झगड़ा राति खसैत-खसैत मेटाइए जाइए किने। आकि हमरे जकाँ दिन-राति धेने रहत। भोर होइते दुनू परानी घर-अँगनाक काजमे लगि जाइए। कहाँ एको मिसिआ मान-दोख मनमे रखैए। जहिना डिक्शनरीमे नवका शब्द अबितो अछि आ जाइतो अछि तहिना ने घरोमे किछु-ने-किछु अबैत रहैए आ किछु-ने-किछु जाइत रहैए। मन आगू घुसकलनि। मन पड़लनि बिआहक दिन? समाजक बीच सरियाती-बरियाती, तँ हमहीं ने हाथ पकड़ि जिनगी भरि

संगे रहैक वादा केने रही, से की भेल? जहिना कटही गाड़ी कुगरक रस्तामे कनी दब-उनार भऽ उनैटिए जाइए तँए कि गाड़ीवान गाड़ी रखनाइए छोड़ि देत। जौं छोड़ि देत तँ आगू केना घुसकत? औगुताइमे एहेन भारी गल्ती नै करक चाही। कोन दुर्मतिया चढ़ि गेल जे एना केलौं। एको रत्ती उम्रोक लेहाज-विचार केलौं? जुआन लोक जकाँ निर्णए केलौं। कहू जे आब हमर उमेर अछि जे संगी छोड़ि असगरे रहब। कोनो कि संयासी छी जे दोसर नै सोहाएत। अपने दिन-राति धीमे डूमल रहब मुदा दोसरकेँ कुत्ता जकाँ पचैए ने देब। भरि दिन शनियाही गुड़-चाउर चिबबैत रहब आ अनका देखबे ने करब। मुदा केतौ जाएब तँ पेट संगे जाएत। पेटक आगि जेहने परिवारमे तेहने तीर्थ-स्थानोमे जगितै अछि। ओकरा तृप्ति करब आवश्यक होइत। जौं से नै तँ भूखे भजन किए ने होइत। खाइले के देत? जौं देबो करत तँ एक मुट्ठी देत? एक दिन खेलासँ जिनगीक भूख मेटाएत? जौं से होइत तँ डिबियो लऽ कऽ तकलापर एकोटा भिखमंगा नै भेटैत। मन घुमलनि। हारि मानी झगड़ा फड़ियाए।

जहिना बाढ़िक तेसरा दिन पानि ठाढ़ भऽ उनटा-पुनटा दिशा पकड़ए लगैत तहिना घटक कक्काक मनमे सेहो भेलनि। अपन विचारक अनुकूल बात केकरा अधला लगै छै। संयोगो नीक रहलनि। मुदा मनमे खरौंच लगलनि। समाजो तेहेन भऽ गेल अछि जे केकरा के पूछत? जहिना भोजक जएह बारीक मिठाइ पड़सैए सएह माछो-मासु। कहू ई केहेन भेल? सभ तरहक पनचैती बड़के काका करता। जमीनोक पनचैती आ दुनू परानीओक झगड़ा हुनके चाही। जौं जमीनक पनचैती अमीन नै करत, अहिना सभ गुणक आधारक से आदमी नै करत तँ खीर-खिचड़ीमे कोनो भेद नै रहत? ई सभ गप मनमे नचिते रहनि, तखने सुनरलाल टोकलकनि-

"भाय साहैब, अहीं ऐठाम जाइ छी?"

अहीं ऐठाम जाइ छी सुनि घटक काका औना गेला। अपन ठर केतए अछि जे जाएत। कि कहबै, भरमे-सरम आँखि मूनि लइ छी जे बूझत हवामे अलिसा गेल छथि। उत्तर नै पाबि सुनरलाल दोहरा देलकनि-

"भाय साहैब झखाएल छी, भक्क खोलू।"

अकचकाइत घटक काका बजला-

"नै, नै! कनी आँखि लागि गेल। की कहलह?"

सुनरलाल कहलकनि-

"घरपर चलू। निचेनसँ बुझा देब। रस्ता-पेराक गप नै छी।"

एक तँ राकश दोसर नतल। घटक काका हरे-हरे कऽ घर दिस विदा भेला। मनमे उठलनि जे कोनो विचार दोहराइओ कऽ होइत अछि, किए ने दुनू परानी मिलि फेरसँ विचारि लेब। घर दिस विदा होइते घटक काका सुन्दरलालकेँ कहलखिन-

"गपो शुरू करह। जेते भेल रहत ओते तँ काजे ने भेल रहत?"

छुब्ध होइत सुनरलाल कहलकनि-

"देखिऔ भाय, बिआह भेल केकरो आ जहलमे अछि हमर बेटा।"

अकचकाइत घटक भाय पुछलखिन-

"से की, से केना?"

मने-मन महावीरजी केँ गोड़ लगलनि। निसाँस छोड़ैत, सोचए लगला जे बाप रे एकटा काजमे जौं एना भेल, हम तँ जिनगी भरि इएह केलौं। खुनी केसमे बेसी दिनक सजा होइ छै। मुदा खुदरो-खुदरी केश मिला तँ ओहूसँ बेसियाइए जाइ छै। हे भगवान रच्छ रखलह। आबो छोड़ि देबाक चाही। मुदा जइ इंजीनियरकेँ जइ मशीनक बोध भऽ गेल अछि, जौं मशीनक तकनीक बदलि जाएत तखनि की हएत? दोसर काजक लूरि कहिया भेल जे करब। हे भगवान जनिहऽ तूँ।

सुनरलाल कहए लगलनि-

"भैया देखियौ, हमरे बेटा फुलबाक बिआह बंगलोरमे करा देलकै। ओहन-ओहनकेँ गाममे के पुछै छै। मुदा ट्रन्सपोर्टमे नोकरी भेने दिन-दुनियाँ बदलि गेलै। भषो सीखि लेलक। अलगर्जा कमाइ हुअ लगलै। बी.ए. पास लड़की संग बिआह करा देलकै।"

घटक काका पुछलखिन-

''बी.ए. पास लड़की गछलकै केना?''

सुनरलाल कहलकनि-

''केहेन गप करै छी। जखने लोक कमाए-खटाए लगैए तखने ने सर्टिफिकेटक ओरियान करए लगैए। एम.ए. पासक सर्टिफिकेट कीनि लेने अछि।''

घटक काका पुछलखिन-

''लड़कीबला केतए कए छिऐ?''

सुनरलाल कहलकनि-

''नवटोलीक छिऐ। तीस-पैंतीस बरख पहिने गामसँ पड़ा कऽ गेल। नोकरी करए लगल। ओतै परिवारो रखैए, घरो-दुआर बना लेलक। अपन इलाकाक जाति बूझि कुटुमैती कऽ लेलक।''

घटक काका पुछलखिन-

''आब की भेल?''

सुनरलाल कहलकनि-

''बिआहक बाद लड़की जोर केलक जे गाम जाएब। एबो कएल। मुदा जहिना पढ़ल सुग्गा बौक होइत तहिना वेचारीकेँ भऽ गेलै। पनरहे दिनमे नाकोदम भऽ गेलै। जहिना सासु अल्हरि कहए लगलै तहिना ससुरो माथा पीटए लगलै। सर-समाजक तँ चर्चे कोन? ने भाषाक ताल-मेल बैसै आ ने खाइ-पिऐक वस्तुक।''

घटक काका टोकलखिन-

''जा, ई तँ भारी जुलुम भेल! तखनि की भेलै?''

सुनरलाल कहलकनि-

“लड़की पड़ा कऽ दरभंगामे गाड़ी पकड़ि बंगलोर चलि गेल। हमरा बेटापर केश कऽ देलक। जेलमे पड़ल अछि।”

डेढ़ियापर अबिते घटक काका बजला-

“एहेन खच्चरपन्नी गाममे चलतै। अच्छा कनी ओहू पार्टीक बात बूझि लेब तखनि कहबह। अखैन जाह, कनी हमहूँ औगुताएले छी।”

दरबज्जापर गल-गूल सुनि रेखा आँगनसँ आबि, खड़िहाँनक मेह जकाँ बीचमे ठाढ़ भऽ सोचए लगली जे केहेन पुरुख छथि जे थूक फेक पड़ाएल रहथि जे घूमि कऽ ऐ घरक मुँह नै देखब, से सालक कोन गप जे दिनो भरि नै निमाहि सकला। मुदा मन ठमकलनि। सप्पत-किरिया लोककेँ थोड़े टिक पकड़ि उखाड़ै छै, जौं से उखाड़ितै तँ भरि दिन लोक किए सभ बातमे जय गंगाजी आकि माटि उठा-उठा बजैए। जहिना लोक भात-रोटी खाइए तहिना ने सप्पतो-किरिया खाइक वस्तु भेल। खेलक पचलै, फेर खेलक फेर पचलै। रसे-रसे एहेन पचान पचि जाइ छै जेहेन झूठ-सच्चमे पचल अछि सच्च झूठमे। जौं तुकबन्दी करैक लूरि भऽ जाए तँ कवि, शायर बनबे करब आ जौं झूठ-सच्च पचबैक लूरि भऽ गेल तँ वक्ताकेँ के कहए सेसर अनुभवी वक्ता बनबे करब। तहिना तँ हिनको (पतिक) जिनगी तेहने रहल छन्हि। तहूमे समाज तेहेन लाइसेंस दऽ देने छन्हि जे साले-साल थोड़े रिनुअल करबए पड़तनि, ता-जिनगी लेल बनि गेल छन्हि। आँखि उठा घटक काकापर देलनि तँ देखलनि जे मुँह धुआँ केने लटकौने छथि आ जहिना कोयलाक धुआँमे चमकैत बिजली बनैत तहिना उपदेश झाड़ि रहल छथि। मन रोषा गेलनि। घरे परिवारक लोक किए ने होथि मुदा गलत गलत छी तहिना सहीओ तँ सही छीहे। गल्तीक कोनो पारावार छै? रावण जकाँ लाख-सबा लाख धिया-पुता जहिना त्रेतामे छेलै, जे घटि कऽ द्वापरमे सए-सैंकड़ापर चलि एलै, तहिना ने अखनो अछि। तहूमे कलयुग छी। पापेक युग। देवतो सभ पड़ा कऽ उनीकुटी चलि गेल छथि। जाए तँ चाहलनि समुद्र दिस मुदा भोर होइते लाजे सभ रस्तेमे रहि गेला। रोषाएल रेखा झपटि कऽ बजली-

''बौआ, अहीं सभ ने सर-समाज छी। जेहने समाज रहैए तेहने लोक काजो-उदेम करैए।''

रेखाक बात सुनि सुनरलालक मनमे पंचक एहसास भेलै। पंचक एहसास होइते अपन बात बिसरि गेल। बिसरि गेल बेटाक जहलक उपए। दमकलक चक्का जकाँ पहियाक रूप बदलि एक सुरे मुड़ी डोलबैत बाजल-

''हँ, से तँ छीहे। केकरो कटने समाज कटै छै। तेहेन लस्सा बनल छै जे केतबो कटतै तैयो सटिते रहतै।''

''नइ बुझलौं अहाँक बात?'' रेखा पुछलखिन।

जहिना नम्हर नागड़ि नम्हर जानवरक पहिचान छी तहिना ने काजक नागड़ि मनुखोक होइ छै। जौं से नै तँ रावणसँ पैघ आसन हनुमान कथीक बनौलनि। ओही नागड़िक बले ने सौंसे लंका जरा देलनि आ अपना किछु ने भेलनि। बूझल-बिनु-बूझल दुनियाँमे केहेन हएत जे नै हएत। कोनो प्रश्नक उत्तर दुनूक एक भऽ सकैए। मुदा होइ छै। बुझिनिहार संग बुझिनिहार रहैत तँ बिनु बुझिनिहारोक संग तँ बिनु बुझिनिहार हेबे करतै। जइ काजमे सुनरलाल अपने ओझराएल छल तही काजक ओझरी छोड़बैक भार लैत बाजल-

''भौजी, अहाँ-हमरामे कोन भेद अछि। नीक-अधला सभ गप तँ दिअर-भौजाइमे होइते अछि। से कि कोनो आइए अछि आकि अदौसँ आबि रहल अछि। देखियौ, जहिना करोटन फूलक पत्ता-पत्तामे गाछ पैदा करैक शक्ति अछि, तहिना ने समाजोकेँ बनबै-मेटबैक दुनू शक्ति छै।''

सुनरलालक विचारमे सूर-मे-सूर मिलबैत रेखा बजली-

''बौआ, पहिने कनी भैयाकेँ बुझा दिअनु जे रूसि कऽ जे भगला से कोन अनचित बात कहलियनि।''

नम्हर झगड़ा देखि सुनरलालकेँ नम्हर पंचक एहसास भेल। जहिना नम्हर लीब जाइत, तहिना सुनरलाल लीबैत बाजल-

“भौजी, केना कहबनि हम। सँए-बहुक झगड़ामे लबड़े टा पड़ैए। अहाँकेँ कहलौं से तँ भाइओ-साहैब सुनबे केलनि।”

जहिना एक चुरुक जलसँ सौंसे घरक वस्तु पवित्र बनि जाइत तहिना घटक काका अपन गनजन सम्हारैत बजला-

“हौ सुनरलाल, जहिना तूँ छोट भाए भेलह तहिना ओहो घरेवाली भेली। तँए बजैमे थोड़े कोनो धड़ी-धोखा हएत। जुआनमे मौगी घरसँ पड़ाइत अछि आ उमेर बढ़ने पुरुख। तँ तोहीं कहऽ जे कोन गल्ती केलौं।”

मुड़ी डोलबैत सुनरलाल बाजल-

“से के कहैए जे अहाँ अधला केलौं।”

पाशा बदलैत देखि रेखा बजली-

“बौआ, नौंए-कौंए कऽ भगवान एकटा बेटा देलनि। अपने दुनू परानी ने सोचब जे केहेन पुतोहु एने घरक गाड़ी ससरत। सिनेमा-नाटक जकाँ थोड़े मनुखक जिनगी क्षणे-क्षण बदलि सकैए आकि क्षणे-क्षण आगू-पाछू भऽ सकैए।”

रेखाक बात सुनि, मुड़ी डोलबैत सुनरलाल बाजल-

“हँ, से तँ होइते छै। अहीं कहू भौजी, केकरा चलैत हमहीं एते तबाह छी। उहए छौड़ा माने हमरे बेटा एहेन किरदानी किए केलक। जहिना बिआह भेने अनेरे लोक घटक बनि जाइए तहिना किए बनल। नै बनल तँ जहलमे किए अछि?”

रेखा टोकलखिन-

“अहाँ अपनापर नै लिऔ। बेटा केलहा काजक दोखी बाप नै होइए मुदा माए-बाप...। काल्हि भऽ कऽ जे कोनो दोख लगा बेटाकेँ कहबै तँ ओ नै मुँह दुसैत कहत जे केकर केलहा छिऐ। जहिना अपन

बेटीकेँ पोसि-पालि बिआह करै छिऐ तहिना ने सभ करैए। मुदा घरक मिलानी जौं नै करबै तखनि पढ़ल सुग्गा बौक नै हेतै।''

पत्नीक बात सुनि घटक काका सहमला। पाछू घूमि तकलनि तँ बूझि पड़लनि जे केते घूर-बहूर काज भेल अछि। ईहो हएत। यएह ने दस गोटेमे बजलौं। कोनो कि इएह टा बात बजलौं। सदिकाल तँ एहेन-एहेन बात चलिते रहैए। बड़ हएत तँ बाजब जे पत्नीक विचार नै भेलनि। तहूमे के एहेन छथि जे पत्नीक बात काटि सकै छथि।

मन झिलहोरि खेलाए लगलनि। जहिना पघिलल कटहर गाछसँ खसिते छँहोछित भऽ छिड़िया जाइत तहिना घटक कक्काक मन छँहोछित भऽ छिड़िया गेलनि।



# मान

तराजूक दुनू पलड़ा बीच डंडी लगल रहैत, जइ सहारासँ वस्तु-जातक वजन मानल जाइत तहिना जिनगीक तराजू सेहो होइत अछि। कमल फूलक डंटीक सहारासँ जहिना फूलक सभ अंग समान रूपे खिल-खिल खिलैत तहिना जिनगीओक होइत, मुदा से कहाँ होइए?

जिनगीक तराजूक पलड़ा दू रंग होइए, एक सही दोसर घटबी। पलड़ाक घटी-बढ़ी भेने तराजू पसङाह भऽ जाइए जइसँ घटैत-बढ़ैत जिनगी जीवनक दू धारामे प्रवाहित होइत चलए लगैए।

एक महिना अखाढ़ रहितो दू नक्षत्रमे विभाजित होइत, ओना एक पूर्ण होइत दोसर अपूर्ण भेने तेसरो चलि अबैत। तैबीच आद्रा नक्षत्र अपन पूर्ण जिनगी बितबैए। भलहिं अखाढ़क पहिल भाग हो वा मध्य वा अंत। पनरह दिन अन्हार बित आठ इजोरिया मास टपि गेल। हाजरी भुकबैले मौसम जोगार लगा नेने अछि मुदा आद्राक उपस्थिति दर्ज नै भेल अछि। ओना कहैले सालक पाँच बर्खा भऽ चुकल अछि मुदा तैयो आद्रक जगह उम्मस अपन पूर्ण जुआनीमे जगमगा रहल अछि। गोनू झाक हरबाहिक जलखैक खीर जकाँ हाल धरतीकेँ छुछुओने अछि।

दिन उगिते जेना दीनानाथक दर्शन होइत तहिना किसानक बीच नव दर्शन आएल। ओ छी श्री-विधिसँ खेती करब। मास दिन पूर्व धानक बीआ, जैविक खाद, कीटनाशक दबाइ इत्यादिक बँटबारा, पछिला हिसाबे इमानदारीसँ भेल। इमानदारी ऐ लेल जे जहिना बैंकक कर्जकेँ लोक चौक परहक भुज्जा खा सठा दैत तहिना अखनि धरिक बीआ-बालिक हिसाब रहल। वैचारिक रूपमे बीआ पाड़ि खेती करैक समए सेहो पौलक। संयोगो नीक रहल जे एकटा बर्खा सेहो भेल। बर्खा हाथ लगने किछु गोटे बीआ खसौलनि। देखबामे बर्खा भेल, मुदा बीआ पाड़ैबला नै भेल। जइसँ बीआ अदहा-छिदहा जनमल। किछु गोटे कल आ घैलसँ पटा डूमा हाल बना खसौलनि। जनम्बैमे ओ जीतला। मुदा किछु गोटे अखनो बीआ घरेमे आद्राक आशापर रखने छथि। ओना अद्रोसँ रोहणिक बीआकेँ निरोग मानल गेल अछि। मुदा रोहणिक पछाति हिसाबकेँ अनदेखी केने बीराड़ेमे बीआ जरबो करैत। खेतीक एक

उपए तँ हाथ आएल मुदा मूल उपए पानि नै आएल। एक पाशापर भगवान बैसल दोसर २००८ ई.क कोसीक विभिषिका नहर खा गेल, तइ लगल १९८७ ई.क बाढ़ि आ १९८८ई.क भुमकम बीस-पच्चीस बरख पहिने बोरिंगकेँ खा गेल छल। जुड़शीतल पावनिक चलती कमने पोखरिक उड़ाही रूकि गेल जइसँ ओ अपने तेहेन रोगा गेल अछि जे जान लेल रविक संग एकादशीओ करैए।

मनुखक जनम संस्कार ओतए पनपब शुरू होइत जेतए ओकर जनम होइत अछि। ई दीगर बात जे केतौ पेटक बच्चाक सेवा पोनगैक पहिनेसँ हुअ लगैत आ केतौ रस्ते-पेरे जन्मो लैत आ पाललो-पोसलो जाइत।

आद्राक कर्त्तव्यक लापरवाहीसँ जन-जनक बीच तबाही तँ अछिए श्रमक घटबी सेहो बेसियाइए गेल अछि। मुदा किछुओ किए ने हुअए आखिर वसन्तक उनाड़िओ मास तँ छी। किए ने बाग-बगीचामे बगवार वसन्तक संग चैतावर आ बरहमासा गाएत। आमक संग-संग जमुनिया धार सेहो बहिते अछि।

टोलक पाँच गोटेक गाछी एकठाम। साधारण परिवार तँए छोट-छोट गाछी। मुदा कलमी-सरही सभ आम लुबधल। करीब पच्चीस तीस गाछ सभ मिला कऽ पाँचो परिवारक जीवन-शैली एक रंग तँए विचारोमे एकरूपता छन्हि। एते जरूर छन्हि जे बिनु कहने कियो कोनो गाछपर ने ढेला फेकैत आ ने हाथसँ तोड़ैत। मुदा खसल आमक कोनो रोक नै। जइसँ चेतन तँ अपन-आनक ठेकान जरूर बुझैत, मुदा बाल-बोध नै। पाँचो परिवारक धिया-पुता एकेठाम खेलबो करैत आ आम खसलापर पबैले दौगबो करैत। ओना अबोध बच्चा रहने, अवाजकेँ ठीकसँ नै अकानि कियो केम्हरो कियो केम्हरो दौग जाइत मुदा केकरो भेटलापर एते खुशी सभकेँ जरूर होइत जे हराएल भेटल।

रातिक दू बजैत। उमस भरल दिनक संग अदहा रातिओ बित गेल। एक बजेक बाद पूर्बाक लहकी उठल। दिन भरिक गुमराएल मन नीन दिस दौगल।

दुनू बेटाक संग गुलजारी, आमक गाछी विदा भेल। अष्टमीक चान लुप्त भऽ गेल छल। जइसँ अन्हारक साम्राज्य पसरि गेल छेलै। आठ गोटेक परिवार गुलजारीक। तीनू बापूत मिला आठटा पाकल आम भेटलै।

आँगन आबि डिबियाक इजोतमे आठो आम गनि छोटका बेटा-राधेश्याम बाजल-

''जेते गोरे घरमे छी एक-एकक हिसाबसँ आमो अछि।''

राधेश्यामक बात सुनि जेठका भाय गौरीशंकर बाजल-

''जहिना छोट-पैघ आम अछि तहिना तँ घरमे लोको अछि किने। तँए...।''

''अखनि माएकेँ रखैले दऽ दहक। खाइ बेरमे खाएब।'' राधे श्याम बाजि कऽ चुप भऽ गेला।

❍ ❍ ❍

# मनोरथ

जहिना शोभा काका सभ छुट्टी गामेमे बितबैत तहिना सभ रविओ बितबै छथि। सुविधो छन्हि। कोस पाँचेपर विद्यालय छन्हि, साइकिल छन्हिए तँए अबै-जाइमे असोकर्जो नहियेँ होइ छन्हि। शनिकेँ स्कूलो अदहे होइ छन्हि, सेहो सुविधा भइए जाइ छन्हि। आने शनि जकाँ सात बजे साँझमे शोभा काका गाम पहुँचला। पछबरिया घरक दाबा लगा साइकिल ठाढ़ कऽ कैरियरपर सँ झोरा उतारि आँगन पएर रखिते छथि आकि पत्नी सुगिया काकीपर नजरि पड़लनि। जेठ-अखाढ़ मास तँए डिबिया नेसैक ओरियान करैत रहथि। ओना डेढ़ियापर जखने साइकिल खड़खड़ाएब सुनलनि कि बूझि गेली जे एहेन अवाज तँ अपने साइकिलक छी। आँखि उठौलनि तँ नजरि पड़ि गेलनि। जेठ-अखाढ़ मास ऐ लेल जे पूर्णिमा भऽ गेल मुदा संक्रान्ति पछुआएले। मुदा काकीक संयोग नीक रहलनि जे नजरिमे नजरि नै मिललनि। जौं नजरि मिलि जइतनि तँ चूल्हि पजारि डिबिया नेसब बाधित भऽ जइतनि। तेकर लाभ सुगिया काकी उठेबो केलनि। लाभ ई उठौलनि जे पतिक आगत-भागतकेँ एक नम्बर काजक सूचीसँ निच्चाँ उतारि दू नम्बरमे रखलनि। कुशल कारीगर-कलाकार जकाँ एक काजकेँ विसर्जन करैसँ पहिने दोसरक संकल्प लऽ लेलनि। विचारि लेलनि जे जाबे जारनक धुआँ फरिच्छ हएत ताबे साँझो घुमा लेब। काजमे लगल देखि शोभो काका बिनु किछु बजने कोनचरे लगसँ झोरा ओसारक चौकीपर रखि पानिक प्रतीक्षा करए लगला। केना ने करितथि जाधरि घरबैया दिससँ पएर धोइले पानि नै पहुँचैत ताधरि कारखाना जकाँ उपस्थिति केना बनैत। मुदा ईहो तँ भऽ सकैए जे अभ्यागतक सेवा योग्य परिवार नै हुअए। सुगिया काकीक मनमे ईहो उठैत रहनि जे भाषणक कलाकारी होइत जे एतबे समैमे एतेटा बात बाजि देब मुदा काज तइसँ बहुत दूर होइत। चलनिहारकेँ पएरक गति रोकिनिहार सेहो बीचमे आबि सकैए। नहियोँ औत, तँए जइमे हँ-नै दुनूक संभावना होइ ओकर गारंटी शत-प्रतिशत नै कएल जा सकैए। तँए सुगिया काकीकेँ होन्हि जे जैठाम दुविधा अछि तैठाम सावधानी नै करब तँ रेलबेक ट्रेन जकाँ एकठाम बिलंम भेने गन्तव्य स्थान धरि बिलमिते ससरब। तेतबे नै, अदहा दिनक चलल छथि, बाटमे केतए आ की देखने हेता, जौं कहीं एहेन समस्या देखने

आएल होथि आ रस्तापर अमती काँटक झाँगड़ि जकाँ रखि दथि तखनि तँ जिनगीए ढंस भऽ जाएत। भोजनकाल जौं पानिक बर्तने फूटि जाए तखनि पानि केना परसब।

सभ काज सम्हारि काकी शोभा कक्काक हाथमे लोटा धरबैत पुछलखिन-

''हाल-चाल सभ आनंद किने?''

काकीक पूछब जेना शोभा कक्काक मन हौंड़ देलकनि। मन सहमि गेलनि जे भरिसक कोनो आक्रोश छन्हि। मुदा अनुकूल समए नै पाबि, उत्तर देखखिन-

''पुरबते।''

शोभा कक्काक उत्तर सेहो सुगिया काकी तारि लेलनि। तँए उचित समए नै पाबि सुगिया काकी सोचलनि जे पएर धोइले दरबज्जापर जेबे करता तँ किए ने टिकमे चिड़चिड़ी लगा दियनि जे जाबे चिड़चिड़ी छोड़ौता ताबे चाह बना लेब। काज औगतेने तँ नै होइ छै। बड़ भूख लागए तँ पातक बदला हाथे नै पसारि दिऐ! बजली-

''नीमक गाछमे गराड़ लगि गेल अछि से कनी देखि लेब?''

सुगिया काकीक बात सुनि शोभा काका बजला किछु नै, मुदा मनमे उठलनि जे नीमक गाछमे केतौ दिवार लगै। एहेन बात किए कहलनि। गराड़कें मीठ जड़ि पचै छै। तीत केना पचत। मुदा फेर मनमे उठलनि जे पुरुखक नाड़ी, नारीक नाड़ीसँ भिन्न चलैए तँए समए लगबै दुआरे जौं कहने होथि। मुदा से केना बूझब जे केते समए लगाएब। भऽ सकैए जे जेतबे समए जड़ि खोड़ि गराड़ देखैमे लगत तेतबे ने मुदा अपने केना बूझब? तइसँ नीक जे जाबे बजबए नै औती ताबे नै जाएब। पछिलो शनिमे जखनि आएल रही पएर धोलाक बाद चाह पिऔने रहथि। तहिना चाहे बनबै दुआरे जौं टारने होथि। नीक हएत जे ताबे धरि कड़ची लऽ कऽ जड़ि खोड़ैत-खाड़ैत रहब जाबे धरि बजबए नै औती।

चाह छानि ओसारक चौकीपर रखि काकी दरबज्जा दिस बढ़ैत बजली-

> ''जओ काटए गेलौं तँ शतुआइन केनहि एलौं। चाह सेरा कऽ पानि भऽ गेल। आ झूठै-फूसेमे लटकल छी।''

झूठ-फूस सुनि शोभा काका चौंकला, कहू जे अपने लटकल छी आकि हुनके किरदानीए लटकल छी। मुदा किछु बजला नै। मनमे उठलनि जे जइ शून्यक कोनो मोजर नै छै सेहो घुमैत-फिड़ैत केतए-सँ-केतए उड़ि जाइत अछि। मुदा ई तँ शब्दवाण छी, कागभुशुण्डी जकाँ सभ दुनियाँ देखौत। पुछलखिन-

> ''केहेन चाह बनेलौं जे लगले पानि भऽ जाएत?''

जहिना मंदिरक बीच भक्त भगवानक आगू ठाढ़ भऽ दुनू हाथ जोड़ि अपन मनोरथ मनमे दाबि पहिने स्तुति करैत तहिना मनक बात मनेमे रखि सुगिया काकी बजली-

> ''तबधलमे तपते चाहक ने सुआद होइ छै जौं से नै तँ जहिना अधिक बोखारक आगू कम बोखार बोखार नै रहि जाइत तहिना ने चाहो होइ छै।''

भूखलकेँ जहिना पहिल कौर आ पियासलकेँ पहिल घोंट सुखद होइ छै तहिना चाहक घोंट लगबिते शोभा काका बजला-

> ''गाम-घरक की हाल्-चाल अछि?''

गाम-घरक हाल-चाल सुनि सुगिया काकीक मन उड़ए लगलनि। बजैसँ पहिने सोचए लगली जे किम्हरसँ बाजी। गाम दिससँ आकि परिवार दिससँ। सम्हारैत बजली-

> ''गाममे तँ ऐबेर साक्षात् सरोसतीए आबि गेली। एकोटा विद्यार्थी फेल नै भेल।''

सभकेँ पास सुनि शोभा कक्काक मन ओझरा गेलनि। जखनि सभ पास केलक तखनि सुशीलक केना बूझब जे केतेसँ नीक केतेसँ अधला केलक। पाशा बदलैत पुछलखिन-

“केकरा कोन डिबीजन भेल?”

काकीक मन पहिनेसँ उड़ले रहनि, जहिना दौगैकाल पएरक ठेकान नै रहैत तहिना प्रश्नकेँ सुआदने बिना बजली-

“सभसँ बेसी नम्बर अपने सुशीलकेँ अछि।”

सभसँ नीक सुनि शोभा काका बजला-

“अपने जे हुअए मुदा सुशीलकेँ आगूओ पढ़ाएब।”

आगूक नाओं सुनि सुगिया काकी, भकरार फूल जकाँ बजली-

“रिजल्ट निकललापर जखनि सुशील संगी-साथी सभसँ भेँट कऽ आएल तखनेसँ मन खसल देखै छी।”

“से किए?”

“कहैए जे आगू पढ़ैले सभ बाहर जाएत...?”

सुगिया काकीक विचारकेँ शोभा काका विचारक अलमारीमे चौपेतैत बजला-

“नीक हएत जे बौऔकेँ सोर पाड़ि लिऔ। परिवारक सभ मिलि किए ने परिवारक काजक विचार करब। केकरो मनोरथकेँ किए कियो दाबत?”

शोभा कक्काक विचार सुनि सुगिया काकीक मन खापड़िक धान जकाँ ऐ भागसँ ओइ भाग करए लगलनि। मुदा पतिक बात बूझि हनछिन नै कऽ कन्हलग्गू बड़द जकाँ जू गेली।

सुशीलक संग आबि काकी अपन घरमे अभ्यागत जकाँ बजली-

“बौआ, पहिने बाबूकेँ गोड़ लगहुन।”

ओना सुशीलक मनमे अपनो रहबे करै जे अपन कर्त्तव्यक पालन केना केने छी से तँ पितेक बतौल रस्ता छियनि। तँए ओइ पगक पग-सँ-पग टपलौं तखनि किए ने ओकरे हथियार बना जीवन कर्म करब। पिताकेँ गोड़

लागि सुशील मुँह उठा असिरवादक प्रतिक्षा करए लगल।
शोभा काका कहलखिन-

"बाउ, आगूक की विचार होइए?"

सुशील बाजल-

"सभ बाहर जा-जा नाओं लिखौत।"

शोभा काका कहलखिन-

"मनोरथ अपनो अछि, माएओक मन तेहने देखै छी। चारि-पाँच साल नोकरी रहल अछि। तैबीच देखबे करै छी चारू भाए-बहिन पढ़ै छी, दिनो-दिन आगूए बढ़ब। जइसँ खरचो बढ़िते जाएत। केते कमाइ छी से केकरोसँ छिपल अछि। तखनि तँ आमद-खर्च देखि कऽ जौं परिवारक गाड़ी नै खिंचब तँ केते दिन परिवार ठाढ़ रहत।"

पतिक बातकेँ अनसुन करैत सुगिया काकी बिच्चेमे टपकि उठली-

"हम केकरासँ थोड़ छी जे अपन मनोरथ पूरा नै करब। जहिना सबहक बेटा पढ़ैले बाहर जाएत तहिना हमरो जाएत।"

पत्नीक विचारसँ शोभा काका सकपकेला नै। अपनो मनोरथ, पत्नीओक मनोरथ आ बेटोक मनोरथकेँ पानि-चिन्नी-नेबोक रस जकाँ घोड़ए लगला। मनक बात कहथिन केकरा। नजरि उठा कखनो पत्नी तँ कखनो पुत्रपर दैत विचारए लगला। विचित्र स्थिति बनि गेल अछि। नोकरीक चाहमे लोक केतए-सँ-केतए भागि रहल अछि। किए ने भागत? जे हवा बनि गेल अछि आकि बनल जा रहल अछि तइमे जिनगीक ज्ञान पाछू पड़ि रहल अछि। नव तकनीक संग नव मनुख पैदा लऽ रहल अछि जेकर दूरी एते-बढ़ि रहल अछि जे चिन-पहचिन्ह समाप्त भऽ रहल अछि।

